“काका, कनी उघारि कऽ वसन्त गीत कहियौ?”

रघुवीरक पिता घुरना काका। गामक अधिकांश लोक हुनका काका कहैन जइसँ अपनो बेटा-बेटी कक्के कहै छैन। ओना, काका ‘पित्तीकेँ’ कहल जाइ छै, जे पितासँ छोटो आ पैघो होइ छैथ, मुदा घुरना कक्काक मनमे से नै रहैन। हुनका मनमे रहैन जे जँ घरसँ बाहर धरि एकबट्ट सभ कहैए तँ नीके भेल किने। मुदा तहूसँ बेसी नीक ई ने भेल जे जहिना अपन बेटा-बेटी तहिना टोलो-पड़ोस आ समाजोक। तखन तँ अपन कर्तव्य बनिते अछि जे सभकेँ एक्के नजरिये देखिऐ। रघुवीरक प्रश्न सुनि घुरना काका बजला-

“बौआ, जइ दिन वसन्तक आगमन होइए, तइ दिन सरोसती पूजा आ लछमी पूजा सेहो होइए। मुदा पुजेगरी बदलने रंग-वेदरंग भऽ जाइए। खाएर जे हौउ, जखन वसन्तक बाट पुछलह तँ कहिये दइ छिअ।”

रघुवीरकेँ प्रश्नक जड़ि बुझैक ललक मनमे जोर मारिते रहइ! बाजल-

“काका, अनेरे अहाँ केतए-सँ-केतए बोहिया जाइ छी। कनी सरि भऽ कऽ सेरिया दियौ।”

बेटाक मनक भूख जेना घुरना काका बुझि गेला। बाल-बोधक भूखकेँ जँ माए-बाप नै बुझै तँ दोसर आन के केकरा बुझत। बुझबो केना करत, सभकेँ तँ अपने-अपने छै...।

बजला-

“जइ दिन सरोसती पूजा होइए ओही दिन वसन्तक आगमन सेहो रंग-अबीर उड़बैत होइए। होइए आकि नै होइए?”

तालमे ताल मिलबैत रघुवीर कहलकैन-

“हँ से तँ होइते अछि।”

जहिना कथ्थकक हूँहकारी पाबि कथ्थकर कथनकेँ कथियबैए तहिना घुरना काका बजला-

“बौआ, बीस माघकेँ जइ दिन सरोसती-लछमीक आवाहन होइ छै तही दिन कड़कड़ाएल जुआनी जाड़क सेहो रहैए। ओस बदैल पाला, पले किए, बरफाएल पाला दिन-राति झहड़ैए, वएह ने कुहि फाड़ैत अदहा फागुनमे शिवरातिक रूप पकैड़ सिरूआ दिन भाँग-धुथुर ओढ़ि नचबो करैए आ चैतावरक संग वसन्त आ वसन्तक संग बरहमासासँ कदमक गाछक मचकीपर झूलैत गेबो करैए?”

रघुवीरक भक्क जेना दिशांस लगलकेँ होइ छै, तहिना वसन्तक बीस माघसँ तीस बैशाखक डोर पकड़ा गेल। बाजल किछु ने मुदा पिताक मुस्कीमे अपन मुस्की जोड़ि नजैर-मे-नजैर मिलबैत मुस्कियए लगल।

गामक मात्र सवा बीघा जमीनक हिस्सेदार घुरना काका, जेतबे अपना जमीन छैन तहीमे अपन परिवारकेँ समाजक बीच जीवित रखने छैथ। बाल-बच्चाकेँ अपन ओकाइत देखबैत कहै छथिन-

“बौआ, अपना ओते ओकाइत नै अछि जे बड़का-बड़का एजुकेशन इन्सिच्यूटमे पढ़ेबह, मुदा पढ़ैसँ रोकबो तँ नहियेँ करबह। तखन एते तँ कहबे करबह जे अदहा समय अपन उन्नैतक लेल आ अदहा परिवारक लेल उपयोग केने जिनगीक पाठ जरूर पढ़ि लेबह।”

‘जिनगीक पाठ’ सुनिते रघुवीरकेँ जेना मनपर भार पड़ल। बोझ तर दबाएलक बोल जहिना दबाइत स्वरमे फुटैए तहिना रघुवीरक दबाएल स्वर फूटल-

“जिनगीक की पाठ?”

हँसैत घुरना काका बजला-

“ऐ धरतीपर सभ कनैत आबि रंग-मञ्चपर ठाढ़ होइए, तइमे कियो कनैत जिनगी बितबैत कनैत उसरन करैए आ कियो मुस्कियाइत मुस्कान

भरैत मुरली टेरैत विसरन करैए। यएह भेल जिनगी आ जिनगीक पाठ।”

पिताक बात सुनि रघुवीर आएल-गेल पाँतिकेँ पँतियबैत अपन सरूप देखए लगल। मुदा जननिहार आ बिनु जननिहारक बीच जहिना चुपा-चुपी होइ छै तहिना रघुवीरो आ घुरनो कक्काक बीच चुपा-चुपी पसैर गेल।

❑ **साभार : बाल गोपाल**

# ठोररंगू

जहिना जेठुआ बीआ, अधखरूआ रोप, आसिनक सिहकी पाबि अगते कातिकमे रंगवा धान  ठोररंगू हुअ लगैत तहिना बीस बर्खक पछाइत परदेशसँ घुमि गाम एलापर सुवोधकेँ भेल। होइतो अहिना छै जे कोनो बात-विचार पेटमे घुरियाइत रहत आ मुँहमे एबे ने करत...। अनभुआर जकाँ सुवोध पत्नीकेँ कहलक-  “जेना किछु भेट रहल अछि तहिना मनमे उठैए।”

‘किछु भेट रहल अछि’ सुनि श्यामाक मन चमकलैन। एतेटा दुनियाँमे एते चीज अछि, तइमे ‘किछु भेट रहल अछि’ ई की भेल? दुनियाँक तँ सभ किछु सोझेमे अछि, तखन हरेलैन कथी जे भेट रहल छैन? श्यामाक मन अपने विचारमे ओझरा गेलैन तँए किछु जवाब फुरबे ने केलैन। चीजक कमी छै जे दुनियाँमे किछु ने भेटत। मुदा एते तँ अनुभव श्यामाकेँ रहबे करैन जे केता बेर लॉटरी टिकटसँ भाग्य अजमाएले छैन, जे किछु ने भेटल आकि भेटैबला अछि। तखन एहेन विचार मनमे उचरलैन केना? उचरब आ उचारब दुनू होइए। एकटा भेल उचड़ीन जे खोंखैर-खांखैर खाइए से आ दोसर भेल रटनमा जे सदैत रटिते रहैए से। मुदा अखैन धरिक, बाइस बर्खक जिनगी, श्यामा सुवोधक संग गुजारि चुकल छेली, तँए तीत-मीठक बहुत किछुसँ परिचित भऽ चुकल

छेली। तँए अगुता कऽ किछु बाजऽ नै चाहलैन। मुदा दू गोरेक बीच जँ सवाल-जवाब, उत्तरा-चौड़ी नै भेल, तँ दुनू गोरेक बात-विचारक रस की रहल। मुदा अनरनेबामे आमक रसक सुआद आ केरामे बेलक सुआदो तँ नहियेँ कहल जा सकैए। तखन? तखन की! पतिक विचारक धारकेँ मुँह बान्हब नीक हएत, कनी किनछरि दबि किए ने देख कऽ अजमा ली। बजली-

"ठेकना कऽ देखियौ, अहाँक भेटलाहा की हमर नइ भेल?"

भिनसुरका समय चाहक बैसारपर दुनू परानी सुवोध गप-सप्प उठौने। पत्नीक बात सुवोधकेँ ने तीते लागल आ ने मीठे। मनमे उपकलै-ई की भेल जे ठेकना कऽ देखियौ? ठेकानो की सदैत ठेकाने रहैए, ठेकान-बेठेकानक कोनो आड़ि-धूर छइ। सदैत जिनगीक धारमे चीत-पट, उनटैत-पुनटैत प्रवाहित होइत चलैए। मुदा आड़ा केतौ थोड़े लगै छइ। श्यामो अपन विचार-वाण छोड़ि चुप भऽ गेल छेली। मुदा सुवोधक मन पाछू घुसैक कऽ नाचल। नाचल ई जे जिनगी दू दिशामे प्रवाहित होइए, एक स्वावलम्वी दोसर परावलम्वी।

कियो अपन मनोनुकूल जिनगी तखने पाबि सकैए जखन ओ स्वावलंवी हएत। अपन सभ किछु रहतै, कर्मक संग सदैत विचड़ैत रहत, अपनाकेँ चलबैत रहत। मुदा हमरा तँ से नै भेल। घर छोड़ि जहिया निकललौं तहियासँ कारखानामे नोकरी करैत एलौं। फेर मन आगू बढ़लै, आगू ई बढ़लै जे नोकरी करैक विवशता किए आएल। ऐठाम आबि सुवोध ठमैक गेल। अपने बाजल बातमे जेना किछु भेटए लगलै, वाण बनि आगूसँ आपस आबि छाती खोधए लगलै। जेना रोड़ा-पत्थरक चोट माथमे लगलासँ चौन्ह आबि आँखिमे इजोत छिटकैत, तहिना सुवोधकेँ सेहो भेल। नजैर उठा पत्नीपर गाड़लक तँ बुझि पड़लै भरिसक पत्नी झुट्ठा बुझि विचारकेँ पाछूए दिस गुड़का देलैन। गुड़काएब उचित भेल? मुदा उचित मनमे अबिते अनुचितो उठि कऽ ठाढ़ भऽ अपन पक्ष रखलक। पक्ष

ई रखलक जे अनुचिते की भेल? जे प्रेमी-प्रेमिकाक जिनगीक वादा कऽ हाथ पकैड़ संग आएल, ओ कहाँ पूर भऽ सकलै। सभ दिन किछु ने किछु अभाव रहबे कएल जे से खगता रहल, खगैत रहल। निच्चाँ खसैत सुवोधक मन पाछू खर्ग बनि खगता उनैट तकलक तँ सुवोधकेँ बुझि पड़लै जे खसैत जरूर एलौं, मुदा खसि पड़लौं, सेहो तँ नहियेँ कहल जा सकैए। संग मिलि सृष्टिक सिरजन केबे केलौं, पेटसँ लऽ कऽ बर-बेमारीक बिपैत भगैबते एलौं, फेर मन किए धिक्कारि रहल अछि? हँ एते जरूर भेल जे अनका जकाँ खर्च कऽ बच्चाकेँ नै पढ़बै छी, अनका जकाँ बर-बेमारीक इलाज नै करबै छी, एकर माने तँ ईहो नहियेँ भेल जे बाल-बच्चाकेँ नै पढ़बै छी आकि बर-बेमारीसँ रक्षा नै करै छिऐ। मुदा तँए ईहो तँ नहियेँ कहल जाएत जे जे सपना सभ देख पुरबऽ चाहैए, से नै भेल। मुदा नै भेल सेहो केना मानल जाएत, आगू-पाछू, अगल-बगल ऊपर-नीचाँ सभतरि तँ सपने लटकल अछि, तैठाम केते सपना लोक पुरौत। मुदा सेहो केना कहल जेतइ, केकरो सपना सपनौती बनि जिनगीक बाट देखबै छै तँ केकरो सपना सपनाइते ससैर जाइ छइ। पुन: सुवोधक नजैर पत्नीपर गेलै तँ बुझि पड़लै जे श्यामा भरिसक निराश भऽ गेल छैथ। जिनगी तँ वएह ने भेल जे आशाक बाट पकैड़ आशावान बनि जीवन गुदस करए। जखने आशा छुटल तखने निराशाक आगमन भेल। निराशे ने मृत्यु सद्दश भेल...! एहेन स्थितिमे सुवोध गाम आएल छल। मुदा जहिना श्यामा निराश छैथ तेकर विपरीत तहिना सुवोध आशावान अछि। बीस बर्खक कारखानाक नोकरी सुवोधकेँ जिनगीक बहुत किछु देलक, बहुत किछु लेलक। मुदा दुनू लाभे सुवोधकेँ भेल। पहिल जीबैक ढंग- सीमित आयमे चलब- देलकै, तँ अनकर देखौंस लेबो केलकै। अवगुण गेने आमदनी केता गुणा बढ़ि जाइ छइ। अखैन सुवोध ओ सुबोधक सीमापर आबि ठाढ़ अछि, जेतए परिवारमे माइक संग पत्नी आ तीनटा बच्चो छइ। आब सुवोध ओ सुबोध नै जे स्कूल-कौलेजक

जिनगीमे छल।

आब सुवोधकेँ अपन हारल जिनगीक कथा पत्नीओंकेँ सुना अपन कलंक धोऐमे कनियोँ लाज नै हएत। मन ठमकलै। पिता-पीढ़ीक इतिहास आ अपन इतिहासक बीच विचार आबि लटैक गेल। किम्हरो देखबे ने करै जे परिवार अपन खेतीक उपार्जनसँ समयानुसार हमरा बी.ए. तकक शिक्षा देलैन। ओ परिवार आइ बेठेकान भऽ गेल अछि। अपन पुश्तैनी सम्पैतक संग अपन श्रमकेँ जोड़ि चलैक छल से नै भेल? मुदा से किए ने सोचि पेलौं!

'किए ने सोचि पेलौं!' लग अबिते सुवोध ठकमूड़ भऽ गेल। ठकमूड़ ई जे साधारण पढ़ल पत्नी छैथ, अपने तँ से नै छेलौं मुदा चुकलौं तँ दुनू गोरे। दुइए गोरे किए, परिवारे। परिवारक स्तर तँ गवाही दाइए रहल अछि। धिये-पुतेकेँ केहेन पढ़ै-लिखै, खाइ-पीऐक ओरियान कऽ पेलौं अछि। अपन भार फेकैत सुवोध मुस्की भरैत बाजल-

"संग मिलि हारब आ संग मिलि जीतब, ने हार भेल आ ने जीत भेल।"

सोझ-साझ पतिक बात सुनि श्यामा सकपकेली। मुदा मुँहमे बोल हेराएले रहैन। की बाजब! मुदा संगिनीक रूपमे तँ हमहीं छिऐन, जँ हंस-हंसिनीक लोलक घोघ नै भरि पेलौं तखन संगीयेँ की? सभ दिनसँ पुरुखक ढाठी रहल जे नीक भेल तँ हम केलौं आ अधला भेल ते पत्नीपर झाड़ि देलौं। मुदा अनठेकानी किछु बाजबो तँ नीक नहियेँ हएत। तखन? हँ तखन किए ने! हार कि जीत की भेल, आ तइमे केते हम केलौं आ केते ओ- पति- केलैन तइ हिसाबे हार-जीत हएत आकि सहरगंजा..? गर अँटबैत-अँटबैत श्यामा बजली-

"मने-मन गुर-चाउर खेने नइ हएत। नर-मेदक बात छी, जँ कनियोँ छह-पाँच भेल तँ नरकोमे घीचम-तीर हएत।"

पत्नीक बात सुनि सुवोध अपन पढ़ब-लिखब दिस नजैर बढ़ौलक। गामक स्कूलमे जखन पढ़ैत रही, सभ चटियासँ नीक हमर कियारी रहए। जइमे फूलो-गाछ लगबी आ आनो-आनो चीजक। मिडिल स्कूल अबैत ओ छूटि गेल। मुदा एते तँ मनमे आबिये गेल रहए जे मैट्रिक पास करि कऽ नोकरी करब।

मैट्रिक पास केला पछाइत अपनाकेँ निम्न कोटिक नोकर बुझि आगू पढ़ैक विचार केलौं। पिता दिससँ कोनो बाधा कहियो उपस्थित नै भेल। आने गारजन जकाँ ओहो पढ़ै-लिखैकेँ धर्मक काज बुझि अन्धभक्त छला। बी.ए. केला पछाइत हम अपनाकेँ अपन श्रम बेचैले अपनाकेँ पूर्ण तैयार कऽ लेलौं। ओना, पितोजीक एहेन इच्छा नहियेँ रहैन जे बेटा आगू नै बढ़ए। तँए ओ पूर्ण स्वतंत्रता देने रहैथ। सभ माए-बाप चाहैए जे बेटा जेहेन कमासुत हएत तेहेन परिवार हरल-भरल बनत। समय पाबि बिआहो कइये देलैन। जेना अपन सोलहन्नी भारसँ निचेन भऽ गेला। दू सालक पछाइत दुरागमन भेल। तैबीच नोकरीक पाछू रेठान शुरू केलौं। एक तँ अहुना गाम-घरमे जे काज छै ओकरा पढ़ल-लिखल लोक करै ने चाहैए। साल भरि समय निकैल गेल। गाम छोड़ैले बाध्य भऽ गेलौं। मनमे बाध्य अबिते सुवोधक नजैर पुन: दोहरा कऽ श्यामाकेँ निहारए लगलै। अपन तिनवटी जिनगीपर आबि अँटैक गेल। तिनवटी माने एक अपन परिवार, दोसर दिस सासुरक परिवारसँ आएल पत्नी आ दुनू परिवार, दुनू परिवारसँ हटि महानगरक नव परिवार बनाएब। मुदा उमंगक लहैर तीनू परिवारमे। मनमे अबिते सुवोध बाजल-

“जहिना महानगर जिनगीमे आएल आ गेल तहिना देखते-सुनिते जिनगियो चलि जाएत। तइले जे मनहानि करब तइसँ किछु भेटत।”

सुवोधक बात जेना श्यामाकेँ छातीमे लगलैन। लगिते छाती धकधकेलैन। बजली-

“कहियो ठर-ठेकानसँ केतौ नइ रहलौं।”

पत्नीक बात सुनि सुवोधकेँ नोकरीक बीसो बर्खक समय मनमे नाचि उठल। केते खुशी ओइ दिन अपना संग परिवारोकेँ भेल रहै मुदा भेल की? एना किए भेल? एक तँ कारखानादार अपने बड़का कारखानाक शिकार भेल, तैपर ओहो चलौनिहार- श्रमिक-केँ शिकार कैरते रहए। जइके चलैत तीन बेर हड़ताल भेल। बिना कोनो हँ-निहँसक दू-बेरक हड़ताल समाप्त भेल। मुदा तेसर खेप, जखन श्रमिक ऐगला श्रमिककेँ नोकरी समाप्त होइक समय भेल तखन ओ सभ आगूक अन्हार जिनगी देख अगुआ कऽ तड़तालक संग तालाबंदी केलक। कारखाना बन्द भेल आ नोकरी केनिहारक नोकरियो गेल।

नोकरी छुटला पछाइत सुवोध अपनाकेँ ओहन करताइत बुझलक जे ने दोसर तरहक कारखानामे काज कऽ सकैए आ ने अपन बपौती छह बीघा जमीनकेँ उपयोग कऽ सकैए। पिताक मृत्युक पछाइत खेत-पथारक कोनो थीरी-थमन नै रहलै। मुदा गाम एलाक आठ दिनक पछाइत सुवोधक मन संकल्पक संग उठि कऽ ठाढ़ भेल। ठाढ़ ई भेल जे जखन दुनियाँक सभ बाट बन्न भऽ गेल अछि, तैबीच आगू केना जिनगी चलत। मुदा जखन छह बीघा खेतक कीमत अँकलक तखन मनमे बिसवास जगलै जे एते पूजीक मालिक अपने छी जे ठाठसँ अपन कारोबार ठाढ़ कऽ परिवार चला सकै छी। यएह विचार सुवोधक मनमे उपकल। जोरक उधुक्का मनमे लगिते सुवोध बाजल-

“मूलवान वस्तु भेट गेल। आब खगता अछि दुनू गोरे विचारि कऽ अपन-अपन काजक भार उठा चली। जेहेन चालि चलब तेहेन ढालि धरब। जेहेन ढालि धरब तेहेन माइन पाएब।”

पतिक बात सुनि श्यामा बजली-

“अपन जिनगी जे भेल से भेल, मुदा बालो-बच्चा हँसैत जीबए

सएह ने कहब।"

पत्नीक विचार सुनि सुवोध विह्वल भऽ गेल। मुदा अपन हारल लोक बाजए तँ नै चाहैए जे सुवोध बाजत। तरसँ जेना मन उपकलै, उपैकते फुटलै-

"हमरा सन जे छह से हमरो बात सुनह, मानह नै मानह, ई तोहर मनक बात भेलह। मुदा हमरो मनक तँ यएह ने बात भेल।"

पतिक बात सुनि श्यामा सुवोध श्याम देखए लगली। हंस-हंसिनीक जोड़ीक जोड़।

❑ **साभार : उकड़ू समय**

# हकार

ओछाइनपर सँ उठल नइ रही मुदा नीन टुटि गेल रहए। जवाबदेह लोक जहिना नीन टुटिते सिरमा तरसँ डायरी निकालि दिनक कार्यक्रमपर नजैर चढ़ा चैनसँ ओछाइन छोड़ैत, तहिना अपन काज दिस नजैर खिड़ेलौं।

घरसँ जखने नजैर निकलल कि जगरनाथ कक्काक घरक न्योंपर चलि गेल। रहैक घर बनेता तेकरे नीब लेता, सएह हकार काल्हिये बेरूपहर देलैन। सूहकारैत कहि देने रहिऐन जे समयसँ दस-पाँच मिनट पहिने जरूर आएब। जे भरोस हुनका छैन्हे। मुदा लगले भेल जे काल्हि कहाँ आइए ने बेरूपहर हकार देने छला। जाबे ओछाइनपर सँ उठि नव सुर्जक दर्शन नइ भेल ताबे तक तँ आइए ने भेल। आइ भेल कि काल्हि भेल, तइमे अनेरे अपनाकेँ ओझड़बए चाहै छी, कियो बारह बजे रातिक पछाइतेसँ नव दिन बुझए लगैए तँ कियो जखने नीन टुटल तखनेसँ तँ अपना सन-सन लोक अठबजिया ओछाइन छोड़ि बुझै छी। किए ने बूझब, स्वतंत्र देशमे जँ एतबो स्वतंत्रता नइ भेल तँ स्वतंत्रते की भेल?

मुदा पत्नियोँ तँ पत्नीए छैथ, ओ तँ सदैत संग पुरिते छैथ। एते तँ विचार मनमे छैन्हे जे सदिकाल पतिक अनुकूल रहबो करिऐन आ बनेनौं रहिऐन। जँ अपन विचारे चलितैथ तँ अपन समयसँ चाह बना हमरो नीन

तोड़ि चाह पीऐबतैथ आ अपनो पीबितैथ। मुदा से नइ, बुझल छैन्हे जे नीन टुटलापर दस मिनट देह-हाथ सोझ करैमे लगबे करै छैन, तैबीच चाह बना लइ छी आ प्रेमसँ आगूमे बैस दिनक पहिल चहरा अहरामे दइ छिऐन। मुदा भोरेसँ गजपट हएब शुरू भेल। नीन तँ टुटि गेल रहए मुदा देह-हाथ सोझ करै दुआरे नै उठलौं, नइ उठैक कारण मनमे हकार उठि गेल। ओही विचारमे लगि गेलौं। मुदा पत्नी बुझली जे अखन सुतले छैथ। जेकर फल भेल जे चाह पीला पछाइत जेना मन हल्लुक होइए से नइ भेल। मनमे जगरनाथ कक्काक हकार हुकड़ए लगल, मुदा मन फरीच नइ रहने हकारक गोड़ा पकड़बे ने करए। घरक न्यौं लेता। घरे परिवार बनैए आ परिवारे घर। मुदा बीचक समय-संयोग नीक रहल। नीक ई रहल जे असमसानक लहास देख जहिना गीध सभ हरकट्टा भौर लइत आँखियेपर चोट करैत तहिना पत्नी आँखि लग आबि देखली जे नीन टुटलैन की नहि। मुदा लाभ उनटा भेल, जखने लग अबए लगली कि झपटैत कहलयैन–

"नअ बजेक हकार जगरनाथ काका देने छैथ, झब दे चाह बनाउ, अङ्कस-मङ्कस करिते समय भऽ जाएत। दसो-पाँच मिनट पहिने नइ जाएब, से केहेन हएत?"

मुदा संयोगे औझुका खराप अछि। एक हवाइ चप्पल कि जूता हरेने जहिना लोक दोसरकेँ जुमा कऽ कातमे फेक दइए तहिना पत्नी झपटि लेलैन–

"अहाँक मन खीरपुड़िया हकारपर टँगल अछि आ हमर?"

मुदा एते वेचारी रच्छ रखली जे कौआ-कुकुर जकाँ लोल कि मुहसँ पकैड़ घीच्चम-तीर नै केलैन, अनुशासित पत्नी जकाँ चाह बनबए गेली। मुदा अपन मन पुन: दोसर घुरछीमे ओझरा गेल। पत्नी कि बाजि गेली जे 'खीरपुड़िया हकार..?' काका सोझहे हकार देलैन, खीरपुड़िया केतएसँ चलि आएल। मन औनाइते रहए कि पत्नी हाथमे चाह नेने ठाढ़ भऽ

गेली। पैछला सभ बात बिसैर गेलौं। चाह हाथमे पकड़बैत पत्नी बजली–

"औझुका दिन शुभ अछि।"

पत्नीक बात नीक नै लगल। नीको केना लगैत, अपने बेर-बेर गजपटेमे पड़ै छी आ भऽ गेल शुभ! जहिना चाहसँ मुँह पकल छल तेहने पाकल बोल मुहसँ निकलल–

"शुभ-अशुभक असीरवाद अहीं मुँहमे अछि।"

वेचारी किछु बजली नहि। की मनमे उठलैन की नै से तँ ओ जानैथ मुदा दोसराक घरक हकार पुरब नान्हिटा बात नइ छी। गुरु-शिष्य जकाँ पत्नी आगूमे बैस गेली। रंग-रूप देख जेना मनमे झड़क उठि गेल। झड़को केना ने उठैत, शुभ-अशुभ तँ काजक फल छी- जेहेन काज तेहेन फल, आकि मुँहक ठकुआ परसाद छी..?

..जेना-जेना पेटमे चाह निजाइत गेल तेना-तेना तामसो कम होइत गेल। जे बात अपने नइ बुझि पेलौं मुदा पारखी पत्नी परेख गेली। परेखते जेना ओ बमरोटिया हाथे टीक पकड़ैक कोशिश केलैन माने रंग-रंगक भभटपन पसारि...।

..मुदा परिस्थितिकेँ विपरीत कहियौ आकि सुरीत, घरक न्योँक हकार अछि, अखन तक घर-अँगनाक बात पत्नीए बुझैत एली अछि, अपने तँ किछु बुझै नइ छी। जहाँ धरि देखैक बात अछि से तँ खढ़-खुट्टा, भीत आ काँच पजेबाक देवाल छोड़ि आगू देखलौं नहि, तैठाम ईंटा-सीमेट, लोहाक बात अछि! की बूझब आ की बाजब। दस लोकमे मुहोँ बन्न राखब अपनाकेँ पाछू मुहेँ धकियाएब भेल। मुदा गलती तँ पछुआ पकैड़ नेने अछि। माने ई जहिना जगरनाथ काका हकार देलैन तहिना मानि लेलिऐन। अनेरे अपने चालिये ओझरीमे फँसि गेलौं। फेर मनमे भेल जे जे हूसि गेल से हूसि गेल मुदा ओकरा...। नै जाएब तँ कहबे करता जे फल्लाँ चारि साए बीस अछि। गपक कोनो ठौर-ठेकान नइ छै, बाजत

किछु करत किछु। तहूमे जँ चाहो-ताहोक ओरियान केने होथि, तखन नइ गेने- हेए चाहपत्ती-चीनीक खर्च नइ हेतैन मुदा दूधक दाम तँ दुरि भइये जेतैन। बेटाक सुमारक लोक बिसैर जाइए, पाइक सुमारक थोड़े बिसरल जाइ छइ। फेर मन अपनापर सँ जगरनाथ काकापर पहुँचल। मन तमतमाएल रहबे करए, धारक पानि जकाँ तमतमाइत आगू बढ़ि गेल। की सोचि जगरनाथ काका हकार देलैन! हम कहिया ईंटा-सिमटीक घर बनेलौं जे हुनका हकार देने छेलिऐन?

मुदा फेर मन घुसकल। घुसकल ई जे जखन जगरनाथ काका भीत-घरसँ ईंटा-सिमटीक घरमे प्रवेश करए जा रहल छैथ आ श्रद्धापूर्वक हकार देलैन तँ नहियोँ जाएबकेँ उचित नहियेँ कहल जा सकैए। मन ठमकल, मुदा बेसीकाल ठमकल रहल नहि। चारिटा बेटा जगरनाथ काकाकेँ छैन, पाँचम अपने भेला। परिवारक भीतरो तँ परिवार अछिए। एक भैयारीक परिवारमे बाल-बच्चाक आगमन रहैए जइसँ ओछाइन-बिछाइनसँ लऽ कऽ घर-ओसार धरि किछु-ने-किछु विकृत भइये जाइए, दोसर भैयारीकेँ दस बर्ख पूर्ब एहेन समस्या छेलैन आ नइ छैन तँए घर-ओसारक सेखी बरबैर केना रहत।

मुदा जेते मन आगू दिस ससरए तेते जाले-जाल, महजालमे फँसल जाइ। घड़ीपर नजैर पड़िते मन चौंक गेल। चौंकते निर्णय केलौं जे हकरिया जकाँ नइ समांग जकाँ जगरनाथ कक्काक संग बेवहार करब।

मुदा लगले भेल जे चामेक मुँह छी, कहीं गपक सहमे किछु बजा गेल जे जगरनाथ काका-ले अबघात होइन तखन तँ आरो गड़बड़ हएत। पत्नी दिस नजैर उठेलौं तँ बुझि पड़ल जे ओ टीक पकैड़ चानिपर चढ़ए चाहि रहली अछि। कि बिच्चेमे धक-दे मनमे उठल, 'की खीरपुड़िया हकार' बजल छेली। गर पबिते बजलौं–

"अहाँ बिच्चेमे तखन की टपैक गेल छेलौं- खीरपुड़िया हकार?

काका तँ सोझहे मुहेँ हकार देलैन आ सोझहे मुहेँ सूहकारि लेलिऐन।"

मुदा पत्नियोँ कि पत्नी छैथ ओ लालबुझक्करि जकाँ बुझि गेली जे अहिना पुरुख-पात केतौ विदा होइकाल रोब झाड़िते छैथ जे जूता-चप्पल गंदा अछि केना लोक लग एहेन पहीरि कऽ जाएब। मुदा मूल प्रश्न तँ अछि जे ईंटा-सिमटीक घरक माने भेल पचास बर्ख ऐगला जिनगीक रहैक ठौर, चारि भाँइक भैयारीक घर, केना बनौल जाए? जेना ओ बुझिते छेली कि की, बजली–

"भिनसुरका चाह पीब लेलौं से बड़बढ़ियाँ, झब-दे नहा कऽ ओइठाम चलि जाउ।"

पत्नीक सह पाबि अपन सह मारैत बजलौं–

"जखन घरसँ बहरा आनठाम जाएब तखन किछु अनजल नइ कऽ लेब से नीक हएत?"

पत्नीकेँ जेना बुझले रहैन कि की झपाटा मारलैन–

"शुभ मुहूर्तमे घरक न्योँ लेल जाएत। केना पैछला पुरुखा ऐगला-ले गाछी-कलम, पोखैर-इनार, इस्कूल-अस्पताल बना सेवाक दुआर खोलने रहला तहिना ने बुझए पड़त जे आगूओ अहिना खुजल रहइ।"

ओना, पत्नीक सभ बात नीक नाहित नइ बुझलौं, मुदा एते बुझैमे आबि गेल जे जहिना आइ घरक न्योँ हँसी-खुशीसँ जगरनाथ काका लेता तहिना सभ दिन परिवार हँसैत बास करैन।

समयसँ अदहा घन्टा पहिने- साढ़े दस बजे- जगरनाथ काका ऐठाम पहुँचलौं। पुरना दरबज्जापर असगरे जगरनाथ काका बैसल चौचंग रहैथ। देखते जेना मनमे उत्तकण्ठ जगलैन। जेना हमरा एने हुनकर घर बनि कऽ ठाढ़ भऽ गेल होइन, बुझि पड़ल जे तहिना भेलैन। बुढ़ाएल देह रहितो जेना पानि चढ़ि गेल होइन तहिना चौकीपर सँ उठि दहिना डेन पकैड़ देखबैले विदा भेला। मुदा से भेलैन नहि। मलेटरी जकाँ परिवारक

सभ अपन-अपन काजपर कनखड़ल। जेठकी पुतोहु- जे हमरा भावो हेती- बिच्चेमे दू गिलास चास नेने पहुँच बजली–

“पानियों पीथिन।”

भैंसूर-भावोक बीचक बात छी। ओना, वंशगत भावो सेहो होइ छैथ, आ समाजगत सेहो। ऐठाम समाजगत अछि। भैंसूर-भावोक बीच बाजब वर्जित अछि। भैयारी बीचक कोनो बात-विचार भैयारीक भेल। ओना, नीक काज शुभ होइत अछि तहूमे जगरनाथ काका तीन जोड़ ऊपर छैथ, तँए मने नइ हृदैमे सेहो खुशी छैन्हे। खुशियो केना ने रहतैन, अपन ओहन घर बनि रहल छैन, जे जिनगीमे दोहरा कऽ समस्या नइ हेतैन। तैसंग ईहो देख रहल छैथ जे चारू बेटो, जे बीस बर्खसँ चालीस बर्खक अछि ओकरो सभकेँ भरिसक पार-घाट लागिये जेतइ। तैसंग जे छोट-छोट बच्चा अछि ओकरो पचास-साठि बर्खक सेवा भइये रहल छइ। अपने चुपे रही कि बिच्चेमे जगरनाथ काका कहलखिन–

“पानियेँ किए, पुड़ी-परसाद सेहो खेबे करता। जाउ, अहाँ अपन काज देखू। दुनू-बापूत चाहो पीब आ बतियेबो करब।”

जगरनाथ कक्काक मनमे तेते खुशी पइस गेल रहैन जे चाहो अदहा मुँहमे जानि अदहा ठोरपर होइत नीचे खसि पड़ैन। चाहक इच्छा ओते नइ जेते किछु बजैक मन रहैन। पुतोहुकेँ गवाही रखि बजला जे दुनू-बापूत बतियाइ छी। हमरो हरल ने फुरल पुछलयैन–

“काका, अपनेक तँ आँखि-मुना मानैबला लोक छी, अपने हकार बजलिऐ, हम सूहकारि लेलौं।”

हमर बात जेना जगरनाथ काका नीक जकाँ नइ बुझलैन। अधखरूआ बुझि पड़लैन आकि की। बाल-बोध बच्चा जकाँ मुँह दिस मुँह तकए लगला। जेना हुनकर आँखि आँखिमे पइस गेल। पैसते बुझि पड़ल जे अखन दुइए गोरे छी। काका गुरुए भेला, हम चेले भेलिऐन। जँ कियो

तेसर रहैत तँ लाजो होइत। मुदा जँ गुरु लग अपन बात लाजे छिपाएब आकि कोनो रोग डॉक्टर लग आ झर-झगराक बात ओकिल लग तँ ओ अशुभ छोड़ि शुभ नइ...। जेना तरसँ उधुक्का मारलक तहिना भेल। कहलयैन–

"काका, हकारकेँ पत्नी तेना लिड़ी-बीड़ी करए लगली, जे किछु फुरबे ने कएल।"

आगू बजैले बात ऐबते रहए कि बिच्चेमे जगरनाथ काका लोकि लेलैन। बजला–

"बौआ, हकारक बात पाछू करब पहिने बतिआइ जे छी से कहै छिअ।"

काका-बातक कोनो अरथे ने लगल। की बतिआइ छी? मुदा आँखि देखते ओ बुझि गेला। बजला–

"गप-सप्प जे करै छी बतियाएब भेल। तहिना जखन खेत जोत-कोर होइत बतिआइए तखन ओ खेत गहुम-जअक बीआ पचबै-जोकर भऽ जाइए। तहिना घरो निच्चाँ सँ तैयार होइत ऊपर छड़ा रहै जोकर बनि जाइए तखन ओ अन्तिम बातीसँ बान्हि बतिआएल जाइए।"

ओना, कक्काक विचार कानकेँ सुनैमे नीक लागए मुदा मन भीतरे-भीतर उविआइत रहए जे पत्नीक नालिस हाइ-कोर्टमे केने छी, देखा चाही, फैसला केकर अनुकूल होइए। मुदा बीचमे टोकबो केना करबैन। तहूमे पत्नीक प्रश्न लऽ कऽ। लगले कहि देता जे पत्नी जोड़ू होइ छैथ, तँए करखनो तोरो जोड़ऽ पड़तह आ करखनो हुनको जोड़ए पड़तैन। मुदा तेहेन कोसी-कमला धारक वेग जकाँ काका उधिआ रहल छैथ जे हुनका पकैड़ अनैमे अपनो भँसि जाएब। सेहो डर हुअए। मुदा सुतरल, कहलयैन–

"काका, आइ ते घरक नाउएँ लेब, तखन जे मठौठक बाती बान्हि बतिअबै छी..?"

शिकारी काका शिकार पकैड़ लेलैन। शिकारीकेँ आनन्द तँ शिकारे पछुअबैमे अबै छइ। ओ बुझि गेला जे पत्नीक बात पहिने बुझए चाहैए। एक्केबेर मोड़ि बजला–

“बौआ, अपना ऐठामक ताना-बना विशाल अछि। विशालक माने ई भेल जे जइमे सबहक अँटावेस अछि।”

कक्काक सहटैत विचार देख सह दैत बजलौं–

“काका, खीरपुड़िया हकार की भेल?”

बजैक झोंकमे तँ बाजि गेलौं, मुदा कक्काक जे मुखमण्डल देखलयैन तइसँ बुझि पड़ल जे ओ भरिसक बुझि गेला जे घरवालीक बात पुछलक हेन। मुदा कक्काक तँ अँखिमुना विचार घर छिऐन तँए लाजे-संकोच किए हएत। बजला–

“बौआ, जेते रंगक अपना ऐठाम काज अछि तेते रंगक हकारोक बेवहार अछि। अखन तँ धड़फड़ीमे छी। जँ गप शुरू करब आ बिच्चेमे जइ काजक स्थापना करब ओकर जँ कोनो खगता उपस्थित भऽ जाएत तखन जँ नाँगैर बुझने रहबहक तँ मुँह छुटि जेतह आ मुँह बुझने रहबहक तँ नाँगैर छुटि जेतह।”

कक्काक विचार सुनि बुझि पड़ल जे काका काज दिस घरमुहाँ भऽ गेल छैथ तँए बातकेँ आगू बढ़बैत पुछलयैन–

“काका, घरक न्योँ लेब, तइमे खाइ-पीबैक ओरियान अनेरे किए केलौं।”

हमर बात सुनि काका घड़ी दिस नजैर खिड़ौलैन तँ बुझि पड़लैन जे पान-सात मिनट जगह फाँक अछि। बजला–

“बौआ, खाइ-पीबैक बेवहार सेहो अपना ऐठाम, एहेन सूत्र बनौने अछि जइमे समाजक सबहक खान-पीनक चलैन चलि रहल अछि। केतौ जातीय तँ केतौ समाजिक, जनारक रूपमे हरिजन, तँ भोज-भण्डारामे

सहरगंजा।"

आगू बजैले बाँकीए रहैन कि बिच्चेमे मोबाइल टनटनेलैन। घरक कारीगरक संग जेठका बेटा पहुँच रहल छैन। कक्काक काज देख कहलयैन–

"काका, हमहूँ समांगे छी, अपना सिमटी-ईंटाक घर नइ अछि जे किछु बुझल रहैत। तखन अहाँ लग रहब, हाथक आँगुरक इशारासँ जे कहब से करब।"

चारू दिससँ सभ समांग पहुँच पूजा शुरू केलैन। खीर-पुड़ीक परसाद। कोदारिक पूजा करैत न्योँ खुनब शुरू भेल।

❑ **साभार : अपन मन अपन धन**

सझिया खेती
सतभैंया पोखैर
दनियाँ डाबा
अर्जुन रोग
दोसराइत

उकड़ू समय
अवाक
कलंक : 1
बताहे बताह बनौलक
भैयारी हक

केकरा-ले केलौं
केकरो कियो ने
टुटली मरैया
बगबाइर
अपन मन अपन धन

एक धाप जमीन
भैयारी
साझी
सूदि भरना
सीमा-सरहद

चुनवाली
रेहना चाची
बुधनी दादी : 2
पुरनी नानी
एकबोलिया दादी

लछनमान
बिटगरहा
गलफूलू
लाही
पल भरि

छातीक हार
कोढ़िया सरधुआ
पहपैट
भोरक सपना
खोंटकर्मा

गपक पियाहुल लोक
धरमूदासक अखड़ाहा
हमरा नीक नहि लगैए
कर्ज : 1
आब नइ आगि लगैए?

घूर
एगच्छा आमक गाछ
प्रीगर शत्रु
दहेजुआ गाए
गठूलाक गारि

गण्डा
अब-तब
झूठे
उजगी
जेना हाथी रही

कनी हमरो सुनू
नोकरिहारा
अनका बेर ओंघी
लगबे ने कएल
ओ दिन

पान पराग
फोंक मकड़
झकास
ठोररंगू
हकार

ओझरी
दोती बिआह
कचहरिया रोग
नटकिया गति
भारीपन भार बनि गेल

दिन घटि गेल
पछताबा
परिवारक प्रतिष्ठा
पागलखाना
खाए चाहैए

गामे उपैट गेल
खतियाएल घर
किछु ने फुरैए
तिलकोरक तरुआ
पटोर

बेटाक चलैत
उग्रघारा
बेटीक कुभेला
दोहरी हाक
खिलतोड़

बापक चलैत

गाम बिसैर गेल

ठकहरबा

समैयक बेरबादी

न्याय चाही

रिजल्ट

बाल बोध

अपन गारि अपन दुआरि

सरही सौबजा

अउतरित प्रश्न

पनियाहा दूध

कन्हा भँट्टा

फलहार

गावीस मोइस

निनिया देवीक आराधना

कनियाँ-पुतरा

मानसरोवर यात्रा

गामक शकल-सूरत

मितक प्रयोजन

चैन-बेचैन

पाइक इज्जत

माघक घूर : 1

मधुमाछी

मति-गति

नैहराक धाड़

माघक घूर : 2

चहकल विचार

राक्षसक झड़

सद्विचार

पोखरिक सैरात

मनकमना

कटौज

किछु ने

हथियाएल खुरपी

झुटका विदाइ

खुदियाएल

गलती अपने भेल

बत्तु

असिरवाद उलैट गेल

उड़हैड़

जिगेसा
लेहाज
जानक मोल
समर्पण
स्तब्ध

भोरक झगड़ा
शालीनता
पान
पवनक विवेक
हरवाहि

समरथाइक भूत
समता
सुखाएल सूरत
खजाना
मौसी

कर्ज : 2
टुटल मनक जुटान
ऐँठ साड़ी
अस्तित्वक समाप्ति
जाति नहि पानि

विदाइ
कर्तव्यपरायन सुगा
निशाँ
दान-दैछना
माइक वचन

मथाहाथ
पाइक मोल
गंजन
नमहर फेरा
अपन काज

बेटपन
उमेद
एकोटा ने
कथनी नै करनी
मुसाइ पण्डित

घरवास
भूल
बत्तीसोअना
पुरनी भौजी
अर्द्धांगिनी

पेटगनाह

गंगा नहेलौं

बकठाँइ

गुलेती दास

खर्च

डॉक्टर हेमन्त

मनुखक मूल्य

तीन जुगिया भाय

आश्रम नहि सोभाव बदली

मायराम

शुभचिन्तक

विधवा बिआह

वैष्णवी भगवती

प्रेमी

शंका

मुइलो बिसेबैन

प्रतिभा

केतौ नै

हमर कोन दोख

असगरे

डीहक बटबारा

मूलधन

छूआ

लफ साग

नहरकन्हा

अपन सन मुँह

पाप आ पुण्य

चोरक चोरबती

मातृभूमि

कटा-कटी

हरदीक हरदा

बेरपर

झगड़ाउ-झोटैला

फॉगु

बुड़िबकहा बुड़िबक बनौलक

उलबा चाउर

पतझाड़

धरम काँट

तिलासंक्रान्तिक लाइ

कठफल

| | |
|---|---|
| असहाज | बेटीक लिलसा |
| बाबा बेलेश्वरनाथ | पुरान साड़ी |
| भोँटक गहमी | अभिनव अनुभव |
| जेतए जे हौउ | अड़िकट्टा चोर |
| नौमीक हकार | उझट बात |
| | |
| एकतीस मार्च | बहिन |
| अगिलह | मर्माहत |
| स्वर्ग आ नर्क | अलपुरिया बरी |
| पीरारक फड़ | दुधियाएल बरखा |
| मनकेँ फुसलबै छी | चोरूक्का झगड़ा |
| | |
| अकास दीप | त्राहि-कृष्ण |
| माघ नहाइले जाएब | संकट |
| अतहतह | काँच सूत |
| चौरचनक दही | बीरांगना : 2 |
| तेतर भाइक कविता | सोग |
| | |
| अपन रोपल गाछी भुताहि | विघटन |
| डभियाएल गाम | बगदल गाम |
| अखरा-दोखरा | कलंक |
| गाछपर सँ खसला | उनटन |
| सोनाक सुइत | विद्रूताक मद |

क्रान्तियोग

पाही पट्टी

गोहाइर

मरियाएल मन

मदैत नै चाही

बोनिहारिन मरनी

आशापर पानि पड़ल

बुढ़िया दादी

बाबी

बुधनी दादी : 1

क्रियाशील

समझौता

रत्न गमेवाक दुख

भाइक सिनेह

हारि

जाम

विदाइ-दैछना

टाइपिस्ट

गजपट खेती

सुआद

अनेरुआ बेटा

कछमछी

समदाही

वारंट

एकाग्रचित

गलगर भैंस

प्रवल इच्छा

अधखरूआ

मोहरा

भँसियाएल बाल-बोध

दूटा पाइ

अपने केलहा

समुद्री विद्या

बीरांगना : 1

अनुशासन

बिहरन

हारि-जीत : 1

अपसोच

अपन पुरखाक डीह

खलओदार

पढ़ल सुगा बौक

गेल माघ उनतीस दिन बाँकी

मान

बालमण्डली

नीक बोल

कियो ने

स्वरोजगार

झिसीक मजा

लतियाएल जिनगी

सजमनियाँ आम

त्रिकालदर्शी

सड़ल दारीम

बटखौक

स्मृति शेष

बिसवास

हाथी आ मूस

गामक बान्ह

पनचैती

भबडाह

दूरी

गामक मुँह फेर देखब

गुड़ा-खुद्दीक रोटी

चौकीदारी

देव उठान

अनदिना

सुमति

आशापर पानि फेर गेल

चर्मरोग

केतौ ने रहलौं

मुँह-कान

बाबाक बाग-बगिया

पुरस्कार

फुसियाह

गामक सुरता

कचोट

जेकर चुन तेकर पुन

एते दिन अपना-ले आब अनका-ले

रमैत जोगी बोहैत पानि

पनचैती पनपना गेल

जेठुआ गरदा

सरोजनी

सुभद्रा

देखल दिन : 1

पड़ाइन

चास-बास दुनू गेल

बेटी हम अपराधी छी

भोलानाथ बाबा

घटक बाबा

इजोरिया राति

भँसैत नाह

शम्भुदास

शिवजीक डाक-बाक्

सजाए

छुटि गेल

कनफुसकी

फाँसी

गति-मुक्ति

बजन्ता-बुझन्ता

अप्पन हारि

कोसलिया

मुसहैन

बिसाँढ़

मत्हानि

तेरहो करम

बात-कथा सुनौलक

बेटीक पैरुख

गैत-वीध

बेवहारिक

ठका गेलौं

साए कच्छे

करिछौन लाली

बलजोर

गति-गुद्दा

कलम हानि कऽ

अकाल

भैंटक लावा

डंका

काल्हि दिन

इमानदार घूसखोर

सनेस : 1

बेर परहक भदवा

केलवाड़ी

हँसैत लहास

बलधकेल कटौज

कान फुटल कप

सड़क-कातक खेत

सनेस

छोटका काका

कुकुरपन

हमर बाइनिक विचार

आइ एम शॉरी

देखल दिन : 2

मेकचो

कामिनी

संगी

ठकुआएल भुसवा

बपौती सम्पैत

दादी-माँ

कचहरिया भाय

एक दिन

५-५ टा कथाक १०० संग्रहक ई पंचदेव शृंखला मैथिलीमे पॉकेट-बुक्सक कमीकेँ पूर्ण करत। जतेक पन्ना, ततेक दाम, मोटामोटी दस-दस पन्नाक कथा। से पढ़ैयोमे सुभितगर आ कीनैयोमे सस्ता। एक उखड़ाहामे एकटा पॉकेट बुक्स खतम भऽ सकए, से साएगो पोथी साए उखड़ाहाक खोराकी भेल। श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक कथा-संसारसँ बीछल ऐ सभ रचनाक विषय-वस्तु अहाँक सामाजिक ज्ञानकेँ मोनो पाड़त आ बढ़ेबो करत आ अहाँकेँ सामाजिक प्राणी हेबाक बोधो कराएत। अहाँकेँ अधिकारक संग कर्तव्यक स्मरण कराएत, सरोकारी बनाएत। आ ई सभ मनोरंजनक संग भेटत। मैथिलीक ई पहिल पॉकेट-बुक्स सीरीज स्वागत योग्य अछि। -**गजेन्द्र ठाकुर**

**जगदीश प्रसाद मण्डलजीक रचना संसार :** 1. गीतांजलि, 2. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता- गीत संग्रह। 5. इन्द्रधनुषी अकास, 6. राति-दिन, 7. सतबेध- कविता संग्रह। 8. पंचवटी- एकांकी संचयन। 9. मिथिलाक बेटी, 10. कम्प्रोमाइज, 11. झमेलिया बिआह, 12. रत्नाकर डकैत, 13. स्वयंवर-नाटक। 14. मौलाइल गाछक फूल, 15. उत्थान-पतन, 16. जिनगीक जीत, 17. जीवन-मरण, 18. जीवन संघर्ष, 19. नै धाड़ैए, 20. बड़की बहिन, 21. भादवक आठ अन्हार, 22. सधबा-विधवा, 23. ठूठ गाछ, 24. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 25. लहसन, 26. पंगु, 27.आमक गाछी- उपन्यास। 28. कल्याणी, 29. सतमाए, 30. समझौता, 31. तामक तमघैल, 32. बीरांगना- एकांकी। 33. तरेगन, 34. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 35. शंभुदास, 36. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 37. गामक जिनगी, 38. अर्द्धांगिनी, 39. सतभैंया पोखैर, 40. गामक शकल-सूरत, 41. अपन मन अपन धन, 42. समरथाइक भूत, 43. अप्पन-बीरान, 44. बाल गोपाल, 45. भकमोड़, 46. उलबा चाउर, 47. पतझाड़, 48. लजबिजी, 49. उकड़ू समय, 50. मधुमाछी, 51. पसेनाक धरम, 52. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 53. फलहार, 54. खसैत गाछ, 55. एगच्छा आमक गाछ, 56. शुभचिन्तक, 57. गाछपर सँ खसला, 58. डभियाएल गाम, 59. गुलेती दास, 60. मुड़ियाएल घर, 61. बीरांगना, 62. स्मृति शेष, 63. बेटीक पैरुख, 64. क्रान्तियोग, 65. त्रिकालदर्शी, 66. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 67. दोहरी हाक, 68. सुभिमानी जिनगी, 69. देखल दिन, 70. गपक पियाहुल लोक, 71. दिवालीक दीप, 72. अप्पन गाम- लघु कथा संग्रह।

₹ 50

9789388421683

**पल्लवी प्रकाशन**
जे.एल.नेहरू मार्ग, तुलसी भवन
निर्मली, सुपौल, बिहार : 847452